भोला मियां -त चलैय छी।बिआह के सर्वजान करै के हय।

फूलेश्वर सात दिन के छुट्टी लेके सलिमा के घर आ गेल।

आइ भोला मियां अपना घर पर मिलाद के आयोजन कैलक।मोलवी साहब फूलेश्वर के कलमा पढैलक। फूलेश्वर के नाम फूलचन मियां राखल गेल।एगो मियां -बीबी जे सलिमा के फूफा -फूफी रहय। फूलचन मियां के अब्बा -अम्मी बनके गवाह बन लन आ सलिमा के अब्बा -अम्मी गवाह बनलन। सलिमा आ फूलचन मियां एक दोसर के कबूल कैलन।

फूलचन  मियां के मुसलमान हज्जाम सुन्नत कैलक।

गांव के सभ लोग फूलेश्वर के हाल मियां फूलचन कहय लागल।

२

**जयंत (कौआ)के कथा**

(बाल्मीकि रामायण आ संत तुलसीदास रचित रामचरितमानस मे मतभिन्नता!)

बाल्मीकि रामायण के सुंदरकांड मे अशोक वाटिका स्थित सीता हनुमान जी से कौआ वाला घटना बतैले रहथिन -पहचान स्वरुप जे भगवान राम के विश्वास हो जाय कि हनुमान आ सीता से भेट भेल रहय।

इदं श्रेष्ठमभिज्ञानं ब्रूयआस्त्वं तु मम प्रियं।

शैलस्य चित्रकूटस्य पाले पूर्वोत्तरे पदे ।।१२।।

स तत्र पुनरेवाथ वायस: समुपागमत्।

ततः सुप्तप्रबुद्धां मां रआघवआंगत् समुत्थिताम्

वायसः सहसआगम्य विददार स्तनान्तरे।।२२।।

पुनः पउनरथओत्पयं विददार स मां भृशम्।

ततः समुत्थितो रामो मुक्तैः शोणितबिन्दुभिः।।२३।

स मां दृष्टवां महाबाहुर्वितुन्नां स्तशयोस्तदा।

आशीविष इव क्रुद्धः श्वसन वाक्यमभाषत।।२४।।

केन ते नागनासोरु विक्षतं वै स्वानान्तरम्।

कः क्रीड़ति सरोषेण पंचवक्त्रैण भोगिना।।२५।।

वीक्षमाणस्ततस्वं वै वायसं समवैक्षत।

नखैः सरुधिरैस्तीक्ष्णैर्मामेवाभिमुखं स्थितम्।।२६।।

रामचरितमानस के अरण्य काण्ड के प्रथम चौपाई में जयंत(कौआ)की कथा हय।

एक बार चुनि कुसुम सुहाए।निज कर भूषण राम बनाए।

सीतहि पहिराए प्रभु सादर। बैठे फटिक सिला पर सुंदर।

सुरपति सुत धरि बायस बेषा।सठ चाहत रघुपति बल देखा।

जिमि पिपीलिका सागर थाहा।महा मंदमति पावन चाहा।

सीता चरन चोंच हति भागा।मूंढ मंदमति कारन कागा।

चला रुधिर रघुनायक जाना।सींक धनुष सायक संधाना।

अइ प्रकार बाल्मीकि रामायण आ संत तुलसीदास कृत श्रीरामचरितमानस में जयंत (कौआ) के कथा मे मतभिन्नता हय।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302 मो नं-9973641075 ईमेल-ramanandmandal001@gmail.com*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.लालदेव कामत-साहित्य अकादमी परेखलनि - पेन ड्राइवमे पृथ्वी कैँ/ मखानाक गुण बुझू/ मिथिला मेँ माछ, रोजगारके सर्वसुलभ साधन भय सकैत अछि/ पानक बड़ेब/ औषधीय गुण मौधमे/ रंगपुरमे जगूक परियास: एक विश्लेषण



**लालदेव कामत-साहित्य अकादमी परेखलनि - पेन ड्राइवमे पृथ्वी कैँ/ मखानाक गुण बुझू/ मिथिला मेँ माछ, रोजगारके सर्वसुलभ साधन भय सकैत अछि/ पानक बड़ेब/ औषधीय गुण मौधमे/ रंगपुरमे जगूक परियास : एक विश्लेषण**

**१**

**साहित्य अकादमी परेखलनि - पेन ड्राइवमे पृथ्वी कैँ**



२०२२ लेल साहित्य अकादमी दिल्ली केर मैथिली मूल पुरस्कार मैथिलीकर्मी अजित आजाद (मिथिला) जीके हुनक मैथिली कविता संग्रह पोथी " पेन - ड्राईवमे पृथ्वी" कैँ देल जेबाक घोषणा भेल। एहि जनतव सँ युवा वर्ग बीच आ साहित्य सेवी जन बीच चौतरफा स्वागत भेल अछि। बिहार सँ आजाद उर्फ पप्पूजी केर सँगहि दोसर पुरस्कृत हिन्दी कविता संग्रह ' तुमरी के शव्द' केर कवि व प्रसिद्ध समाज वैज्ञानिक बद्री नारायण (भोजपुर) कैँ साहित्य अकादमी सचिव श्री निवास राव द्वारा घोषित भेलासन्ता २३ भारतीय भाषाके लेखकगणक प्रशंसक बीच खुशी क' वातावरण बनलैक। १ जनवरी २०१६ सँ ३१ दिसम्बर २०२० धरिक पहिलखेप प्रकाशित पुस्तक पर विचार कयल गेलैक। एहि पुरस्कार मेँ ताम्रफलक, शाँल आ एकलाख टाका विशेष राशि समारोह मेँ देल जाईछ। आरो कविता संग्रहमे बोडो- रश्मि चौधरी, मणिपुरी- कोइजम शांतिबाला, ओड़िया गायत्रीबाला पांडा,संस्कृत- जनार्दन पांडेय'मणि' , संताली- कजरी सोरेनकैँ माध्यम कयल गेलैक अछि। कहानी संग्रह मेँ असमिया- मनोज कुमार गोस्वामी आ पंजाबीमे सुखजीत कैँ सम्मान भेटलनि अछि। उपन्यास विधामे अदहा दर्जन लोक सम्मान पेयलथि यथा_ अंग्रेजी- अनुराधा राँय,कोकणी- माया अनिल खरंगटे,मराठी- प्रवीण दशरथ बांदेकर,तमिल- एम राजेंद्रन, तेलुगू- मधुरांतकम नरेंद्र,उर्दू- अनीस अशफाक। समालोचना क्षेत्रमे कश्मिरीके फारूक प्याज, मलयालम- एम थाँमस मैथ्यू,आत्मकथा लेल गुजराती में गुलाम मोहम्मद शेख आ लेख संग्रह लेल कन्नड़मे - मुडनाकुडु चिन्नास्वामी , साहित्य इतिहास मेँ सिंधी सँ कन्हैयालाल लेखवाणी आओर नाटक विधामे क्रमश: डोगरी- वीणा गुप्ता ,नेपालीमे - केबी नेपाली, आ राजस्थानी'क कमल रंगा कैँ अवार्ड भेटब सुनिश्चित भेल रहय से समय सँ भेटल हन्। सन् २०१८ मेँ नवारम्भ सँ प्रकाशित २५६ पृष्टक किताबक दाम २०० टाका निर्धारित करैत अपन काव्य संग्रह मेँ १८५ गोट कविता कैँ अजीत जी पाठक समक्ष अनने रहथि। २००६ सँ पूर्व हिनक एकोगोट पोथी

नँय छपल रहनि। आब तँ आजाद जीके अपन पोथीक संख्याँ ३० टा सँ बेशिये छैक। कविता विधा मेँ हम गप्प करय चाहैत छी, ओहिमे चर्चित पोथी सात गोट छपल छैन जे हुनक अपन नवारम्भ केर इतर आनो ठाँव सँ छपल छैक। हिनका कविताक पात्रमे एहि पाँतिक लेखक सेहो समान्य पाठकके अभरत। मैथिली परामर्शदात्री समिति क' संयोजक डाँ० अशोक झा अविचल आ तीन सदस्यीय निर्णायक मंडल डॉ देवकांत झा,शेफालिका वर्मा आ मंत्रेश्वर झा १३ टामे ऐ पोथीके सर्वसम्मति सँ चयन केलनि। हिनक समकालीन मैथिली कवितामे देशज शव्दक माध्यम सँ विनु छुबल विषय केँ शिल्पक विविधता संग व्यक्त विचार प्रतिरोध आ प्रेम मूलतः रहलनि अछि। आम जन केर सरोकार सँ प्रमुख भुमिका रूपे देखाइ छथि। पुरस्कार पाबै बालामे ई बेशीतर घुमक्कर आ मंचीय उपस्थिति लेल देशक कोना - कोना छान मारैत देखाइत अयलाह,जे सबसँ अलग पहिचान भेलनि। सगर रात्रि दीप जरय "कथा गोष्टीक" आयोजन अपन गाम - हटनी सँ ल'केँ राज्यक राजधानी धरि अतितमे कयने छथि। कतेको साहित्यिक मंच आ नाट्य मंच पर अपन बेढप छाप छोरि दर्शक आ श्रोताक हृदयमे जगहधरि बनेने छैथ। आब तँ प्रकाशन आ मैथिली फिलिममे सेहो पकठोस जकाँ जमल छथि। मैथिली भाषा पत्रिका - नवारम्भ,बाल- बन्धु, मिथिला सृजन ,सखी- बहिनपा 'क सम्पादन करैत आबि रहलाह अछि। बहुतो राश पुरस्कार अपना नामे अजीत मिश्र जी अर्जीत कयने छथि,ताहीमे ई साहित्य अकादमी पुरस्कारोक ठप्पा लगने आरो परिष्कार भ' गेलाह हन्। हिनक कविताक अनुवाद हिन्दी, अंग्रेजी,उर्दू,बंगला आ नेपालीमे भेल छन्हि। आरम्भिक दौरमे हिनक कवीता "एशिया-मैत्री आ समता प्रेस सर्विस मेँ हम सम्पादकक हैसियत सँ छापने रहियैक। आब आर्थिक सुदृढ़ीकरण लेल एक खानगी कम्पनीमे निदेशक पद पर चाकरी करैत समय खेपैत छथि। हिनक पेन-ड्रावमे पृथ्वी पोथीक पहिल कवीताक 'शिर्षक' बेबी किछु नहि केर पाँति देखल जाय-: नहि,एतेक प्रशंसा नहि

नहिं,एतेक निन्दो नहि
नहिं,एतेक भुख नहिं
नहिं , एतेक तृप्तियो नहिं ..........

दोसर पाँति द्रष्टव्य अछि, आखिरि पन्नाक कवीता "शिर्षक" छोड़िए जायब सँ!
थोड़ेंक बरसात
थोड़बा सुगन्धि
फाँटमे पड़त हमरा

थोड़ेक रोग
थोड़बा-थोड़ भोग
सेहो पड़त संख्या .........
एहि तरहेँ कम पाँतिक आ दू पन्नियाँ कविता सँ भरल पैघ कवीताक पैघौत तत्कालीन परिवेशमे अपन पराकाष्ठा देखबैत रहत। आजाद भाय उर्फ पप्पुजीके विशेष मंगल कामना रहत। ओ शिघ्र दादा साहब फाल्के पुरस्कार सँ अलंकृत होथि से मन लागल हैए।

२

**मखानाक गुण बुझू**

स्वर्गहुमे दुर्लभ कहल गेल अछि,जे मिथिला मेँ ढाकीक ढाकी भेटैछ-मखान । मखानमे उसना-अरबा फुटायब महाग मुशकिल। पान,माछ आ मौधक वाद

मखानेक चर्चा मिथिलांचल मैँ पबैत होयब। ई एतुका विशेष पहचान छी। एहिक सेवन सँ अनेको फैदा होईछ। मछुआरा समुदाय एहिक उत्पादनमे लागल रहैत छैथि।पोखैर आ डबरामे तैयार बिया बाउग कयल जाइछ।मखाना पौधके सेहो स्थानांतरित कय रोपल जाइछ।मखाना संग सिंगहार फलक अनुवर्ती खेती क'सकैत छी।जलमे गाछ बढैत फुल कमल सन आ ओहिमे ५ दिनक वाद सं फल नम्हर होइत जाइछ। एक फरमे १५-२० टाधरि बीया होईछ। एहि पाकल करिया बियाके खायल जाइछ आ आगिमे भुजि मटरदाना सन बीया पर काठक मरिया सँ चोट दैत लाबा बनाओल जाइछ। पोखरिमे जुआयल फल जे काँट सँ भरल रहैछ,सितम्बर-अक्टूबर मासमे पानिसँ समेटके बाहर कयल जाइछ। गहींर पैखरि सँ पानिमे डुबकुनियाँ दैत नीचा खरड़ल जाइछ। दम साधिके लगधक २ मीनट पर पुन: ओहिक्रम कैँ दोहराबैत कठिनता सँ जमा कयल जाइछ। मखानक जैड़कंदमे सीर होइछ। पुरनी पातसन पैघ पता जाहिमे तरकाभाग आ डांटतकमे कांट रहैछ। मार्च माह में प्लाँटिंग कयला वाद जुलाई-अगस्त धरि एक एकड़ रकबामे लगधक १० क्विंटल बीया भेटैछ। जाहि सँ लगधक सात क्विंटल मखानलावा तैयार होइछ। पौने दूसय टाका किलो बिकैछ, मोल ल'कैँ दक्ष महिला श्रमिक (मलाहीन - गोंढी) पौने पांच सय टाका किलो मखान बैचैत छैक। भाव दुर्गा पूजा आ कोजगरा पाबैनमे कम बेसी होइत रहैछ। मखान १०किलोक बोरा मैँ राखि बजार पठाउल जाई छैक।जहिना धराधाममे ४००० लगधक जीव जन्तु अछि,तहिना जलचर रुपे तीनगुण अधिक जीव जन्तु रहैछ। किछु विषैला साँप आ दोसरो प्रजाति जल मजदूर लेल संकट उत्पन्न करैत छैक। ताहि सँ सूरक्षा रखैत सावधानी बरतबाक होयत छैक। शहनी-निषाद लेल सरकारी पोखैर सैरात देल जाइछ। नीजी पोखरिया हसामी सँ सेहो बर्गादार रुपैँ लीज पर लैत वा मनखप पर मखानक खेती करैत पाउल गेल अछि। मखाना सघन रुपे मैवीकछुआ,नवानी,ठाढी,दीप गोधनपुर ,सुखेत,

उसराइर, झंझारपुर मछहट्ट।,मनीगाछी मदबनी आ दरिभंगामे उत्पादन होइछ। महिला सशक्तीकरण एहि दिशामे भ'रहल अछि। सखी बिहार संस्थाके सुमन सिंह जी एहिक प्रसंस्करण मेँ आगू बढिकय मिशाल बनलैक अछि। मखानक खीर बढ प्रसिद्ध छैक। मखान मिनरल आ न्यचट्रियंस सँ भरल छैक। एहिमे आयुर्वेदिक औषधिय गुण छैक। प्रोटीन १०प्रतिशत, कार्बोहाइड्रेट ७५ प्रतिशत केर अतिरिक्त आयरन,फास्पोरस आ केरोटीन सेहो छैक। एहिमे वशा नाममात्र रहने हाईव्लड प्रेशर आ मधुमेहक' मरीज लेल अमृत समान अछ। मखान चिकस सँ हलूवा आ बीया भुजिकय परशौतिके तागत लेल देल जाइछ। जोड़लगक दर्द आ एगजीमा वला हौहैटमे मखानक पता पीसके लगौला सँ लाभ होईछ। मखान आर्गेनिक हर्बल कहाबय लगल अछि। एन्टीअक्सीडेंट गुण सँ भरल मखान सँ जीर्ण, अतिसार,ल्यूकोरिया शुक्रानुक कमी,डांरक दर्द नियंत्रण मेँ असरदार रहैछ।एहिमे विटामिन बी सेहो रहैछ। संतनगर डिहबार स्थानक बड़की पोखैरमे घनगर मखानक पात पर सौरा-बुआरी माछक सुकठी स्वत: देखबामे आयल ,जे छटपटाइत जल समाधि नहिँ ल'सकल रहय। मखान बनाबय मेँ लागल लोक किछ आन उत्पादक जेकाँ मिलाबट नहिँ करैत अछि। माछ अलग आ मखान अलगे रखैत य । तँ पुरस्कारक भागी अछि। एहि विषय पर सहचिन्तन होयव आवश्यक छैक। दिल्ली मेँ सुपर बजारमे फोंकगर मखान जे भेटत से बिहार सँ निर्यात कयल जाइछ। पूजा लेल खुदरामे हटनीहाट पर १०० टाकामे २०० ग्राम मखान किडीफेंटल भेटैछ। मखानक उत्पाद आब हवा जहात सँ विदेश निर्यात कयल जाईछ। सिपौल सहरसा जिला मेँ एहि खेती मेँ उत्साह सँ युवा पीढ़ी लागल अछि।

३

**मिथिला मेँ माछ, रोजगारके सर्वसुलभ साधन भय सकैत अछि**

मिथिलामें पान-माछ, मौध-मखान केर महिमामंडित चर्चा परस्पर होइते रहैछ। माछ तँ दशावतारमें सँ एक छैक, तैं वैष्णबजन साकठकेर अपेक्षा माछसँ दुरे रहैत अछि। हिन्दू समाज छुतका (अशौच) पड़ला पर माछ बारने रहैछ। 2001 ई में हम माछ पालन केर नव विषय बूझय लेल महाराष्ट्रक रत्नागिरी जिलान्तर्गत आरेगाँव (डापोली) गेल छलहूँ। खाड़ाजल आ मीठगर जलमे माछक अलग-अलग प्रजातिक निकसँ पालन पोषण कयल जाइत छैक। प्राउन टाईगर पर हम आनदिन कहियो गप्प करब। एखन हम अपना माँटिपानि पर एक पोखरिमे छह तरहक माछक थर पोसि सकैत छी, ताहि सम्वन्ध में वृहद रूपे चर्च करैत छी। मिश्रीत माछ पालन तकनीकमे रौह, भाकुर (कतला), नैनी( मृगल) देशीक संग-संग विदेशी कार्प यथा-: सिल्वर, ग्रास आ कौमन एकेसंग पोसल जाइत अछि। भारतीय मेजरकार्प केर स्पाॅन्ज बा छबरा बच्चा जकर पालन मात्रे तीन तरहक जेना रोह भाकुर आ नैनी टाक परमारागत रुपे होयत अबैत रहय, से आब ओहिक संग-संग तीनू तरहक विदेशी कार्प सेहो हुअय लगल अछि। छ: तरहक पोसल गेल माछक रहन-सहन आ खानपीन अलग-अलग परतमे होईछ। एक दोसराक भक्षण तत्व सदा सर्वदा पृथके रहैछ। माछक जीरा खसाबै सँ पूर्व पोखरि वा जलाशय सँ जलीय पौधा जेनाकि कुमहि, केचली, मलकोका, कमल पुरनीपात (भैंट) आ करमी लती-मखान आ सिंगरहार, लीली छानिके निकालि साफ राखक होयत। हाईड्रीला, दुईब, नाजा, लैम्ना आ बर्सिम घास सँ विदेशी कार्प अपन चारा चरौर करैत य। पुरक अहारमे पहिलखेप एक एकड़ जल क्षेत्र लेल पशु गोबर 800 क्विंटल तकरबाद मासेमास 4 क्विंटल दैत रहबाक छैक। यूरीया 10 किलो, सिंगल सुपर फास्फेट 8 किलो आ पोटाश 2 किलो दैत रहबाक

होयत। पहिने जैविक खाद्य तकर 15 दिन वाद रसायनिक उर्वरक देलासंता जौ जल हरियर कचोर भऽ जाय तँ खाद देब' रोकि देना चाही।
पोखरि सुखल होय तँ जोत करेलाक बाद भरकलचून आ सरिसो, मुमफली-मौहक खैर गोबरक कम्पोष्ट खाद देलाक बाद पानि बर्साक वा पम्पसिट मशीन सँ भरल जाय। नम्हर जलग्रहण क्षेत्र जे सुखय नहिँ, ताहि भरल पोखरिमे 1000 किग्रा प्रति एकड़ खैर देल जाय। आ पहिले सँ विद्यमान अवांक्षित माछ यथा टेंगरा-पोठी, चन्ना-चेलबा गरई, सौरा बुआरी, सिंधी-मांगुर, कांटी जालसँ निकालि लीअ, अहरामे सेहो हिस्सा पाउत आ जीराकेँ सेहो भक्षण करत। जल जौं कनियौ क्षारीय होअय तँ 100 किग्रा प्रति एकड़ दर सँ मिजहायल चुन जलमे छिटल जायबाक चाही। एक अंगुरीक आकार (4 सँ 6 इंची) केर जीरा 2000 प्रति एकड़ एहि अनुपातमे संचय कयल जाय-: 300 नग 300 भाकुर, नैनी, सिल्वरकार्प आ ग्रासकार्प देल जाय संगहि 400 नंग 400 रेहू आ का ॅमन कार्प पालन कयल जाय। माछक एहिसँ नीक बृद्धि आ रोग सँ बचाउ स्वत: भऽ जायत। झटदय बढ़य लेल पूरक अहरामे सरिसबक खैर, चाउरक गुड़ा भोर-साँझ देल जाय। डेढ़ किलो पहिले माससँ शुरु करबतँ साल लगैत-लगैत पौन दस किलोधरि बढ़िबैत आबि जाऊ। दुइब घास मकईके पतासी आ हाईड्रीला देबाक अछि। पूरक चारामे मेंथी भुइज कए दोखैर ली ओहि मेँ 1 प्रतिशत एग्रीमीन फेंट कए माछके परोसू तँ बढ़ बरहत। सालभरिमे 1 किग्रा फरी भ’ जायत तँ शिकरमाही क’ निकालि सकैत छी। बजार भाव माछक देखकए बा लग्नमे आढ़त अयला पर प्रति एकड़ 1000 सँ 1500 किग्रा उत्पादीत माछ बेच सकैत छी। किछु शिक्षित बेरोजगार युवक हमरा संगे सिंहेश्वर स्थान (मधेपुरा) पशुमेलामे माछ पालनक विशेष जानकारी लेलनि। हमतँ छोट तलाब सेहो बनेलहूँ, जाहिमे एहि प्रजातिक माछक बढ़बार कम भेल, तेँ बादमे थाई मांगुर आ अमेरिकन कबई पालनक काज बेराबेरी सेहो 1990 केर दशकमे केने छलहूँ। नामगर बेशी ,चौड़गर कम बाला पैघ पोखरिमे

एहि तरहक माँछ पालन कय आर्थिक बढ़ोतरी कए सकैत छी। एहि संदर्भ 45- जिप घोघरडीहा दक्षिण क्षेत्रक सदस्य आ जिला उत्पादन समितिक सदस्य श्रीमती मंजू देवी सँ भेंट करैत कारोबारी लेल सरकारी ऋण मुहैया कोन तरहे भ’ रहल छैक, से जनबाक चेष्टा केलहूँ। घोघरडीहा प्रखंड आत्मा कमिटिक अध्यक्ष श्री राजेन्द्र कुमार जी सँ सेहो माछ पालनक दिश बेरोजगारक प्रशिक्षण संवंधमें सम्पर्क स्थापित कयल। आब जौं माछ पौसब केर शोख अछि तँ बड़का टबमे सेहो पोसनाय केर विधि विकसित भेल हन। एहि बाबत जिला मत्स्य, मुख्य पदा आ कार्यपालक पदाधिकारी मदैत करताह। मनरेगा सँ नीजी भूमीमें पोखरिक निर्माण करब एहि समयमे सार्थक डेग बढ़ायब होयत। मत्स्य पालन लेल बिहार सरकार'क अति पिछड़ा तबका कैं 90% ऋणमे अनुदानक घोषणा भेलनि अछि।

४

**पानक बड़ेब**

एकटा गीतकार खा कए मगहिया पान यौ पाहुन हम्मर, जान किए लड़ छी। जान किये लइ छी, प्राण किए लइ छी... संगीत सुनि मिथिलामे पानक चलनसारि आ महौत तेकर नियमित उपयोगक मोन सहजे पड़े अछि। से ललिचगर पान सर्वत्र चौक चौड़ाहाक पसलपर सभ तरहक भेटि जाइ छइ । परञ्च एहनो सौखगर पानखेनिहारक कमि नहि जे पानक भरल दोकानमे अपना हिस्सक केर मीठग़र पत्ता पान नहि भेंटने औनाइत-पड़ाइत अछि । पानक महिमा अति प्राचीनकालसँ शास्त्र- पुराणमे सेहो भेटैत अछि। अइ लेल एकर उद्भव आ उत्पादनपर विचार करब परम आवश्यक बुझाय पड़ल। तँए मुहँक लाली 'पान' आओर तेकर जैविक खेती केना भऽ रहल छै से सन्तनगर, तमुरिया आ मटरस आदि मधुबनी जिलाक गाममे ब्रेब देखए परिभ्रमण केलौं।

वैज्ञानिक दृष्टिकोणसँ पान एकटा वनस्पति थीक। ई आठ वर्षीय सदाबहार लत्तीदार एकलिंग श्रेणिक बेल (लती) छी। पान भारतीय इतिहास आ परम्परासँ बड़ लगीच जुटल छइ । एकर उद्भव स्थल मलाया द्विप थीक । पानकें संस्कृतमे ताम्बूल, तेलगूमे पक्कू, तमील आ मलयालमने बेटिलाइ एवं गुजरातीने नानुस्खेल कहल जाइ छइ । हरियर पानक पत्ताके सेवाद्वारा उजर बनाएल जाइ छै, तेकरा बहुत पाकल वा सफेदपान कहल जाइ छ। बनारसमे पानक सेवा बड़ श्रमसँ कएल जाइ छइ । मगह केर एकटा पानक नश्लके केतेको मासधरि बड़ जतनसँ ओरियाके पकाउल जाइ छै, जकरा मगही पान कहल जाइ छइ । ओ अत्यन्त मूल्यवान आ सुस्वादू कहल गेल हेन । एकर पाँच प्रमुख प्रजातिक नाम थिक बंगला, मगही, साँची, देशावरी, कपुरी आ मिठापता । डांटकी लागल छुट्टापान पूजागे देव पितरक चड़ौल जाइ छ। गृह गोसाईके विशेष अनुष्ठानमे डबल आ ट्रिपल मुड़ीबला पानक काज पड़े छे से 5 गुणा बेसीदाममे बड़ कठिनाइसँ भेटै छइ खाएर (कथा) चुन सुपारीक योगसँ बिरा लगाउल, पानखिल्ली मुँहक सुन्दरता-सुगन्धि आ शुद्धिक संगे श्रृंगार बढ़बै छइ । पान चिबाकऽ खाएल जाइ छै, जइमे सोहनगर जर्दा ( तमाकूल ) अनेक तरहक मशाला, लौंग-इलाइची, भुजल नारिकेल आ मीठाक लेल रसना-हीरामोती सौंप अवश्य देल जाइ छइ । चेन्नइ दिसन बिनु कत्थो पान खेबाक प्रचलन बढ़ल छइ । ओना मिथिलामे सेहो पान जोड़ा खिली कल्लामे दबेलाक बाद ऊपरसँ मिझाएल चून डांटने लगा कए चटैत देखेमे अबैछ । भोजनोपरान्त पानक बीड़ा वा खिल्ली तथा गछपानक छोट खिलि शोभाकारी मानल गेल ऐ। तम्बाकू (जर्दा) केर संग नियमित पान खाइत खाइत लोक प्रायः एकर व्यसनि भऽ जाइ छै, जे अभ्यास बिनु दाँत खराब केने आ रोग एवं दुर्गन्धिक कारणें छोड़त नहि ।

ओना पानमे औषधीयगुण सेहो प्रचुर मात्रामे रहै छइ । कड़गर मोलाइम छोट पैघ रुखगर आ सागपातसन पानक सुआद कटु कषाय तिक्त आओर मधुर होइछ । पानमे रसायनिक गुण पाउल जाइ छइ । अइमे वाष्पशील तेलक अतिरिक्त अमीनो अम्ल, कार्बोहाइड्रेट आ किछु विटामिन प्रचुर मात्रामे रहे छह पान औषधीय गुणक बखान तँ चरक संहितामे खूब भेल अछि। देहाती क्षेत्रमे पानक पत्तासँ घाघौस फॉकर केर उपचारमे पुल्टिसक रूपें साल जाइ छड़ हितोपदेश के अनुसारे बलगम कफ हटेबाक लेल मुखसुद्धि, अपच, सांश रोगक निदान होइछ।

५

**औषधीय गुण मौधमे**

शुध्द शहद मधुमाछी सँ प्राप्त होइत अछि। मिठास सँ भरल मौध द्रव्य रहितो एहिके लिटर मापक सँ पृथक किलोग्राममे वजन कएल जाइ छइ । मधुमक्खी पालक 150 सँ 500 टाका दर पर मौध बेचैत अछि। मौध सेवन एक व्यस्क लोकके 30 सँ 50 ग्राम, बच्चा लेल 10 से 15 ग्राम आ वृद्धजन लेल 20 से 30 ग्राम अनुशंसा कएल गेल अछ । लोब्लड प्रेशरमे तुलसीपातक एक चमछ रशमे दू चम्मछ मौध फेंटकय सेवन करबाक होएत। हाईव्लड प्रेशर (उच्च रक्तचाप) के मरीज 4 से 6 जवां देशी लसुन छोइलका हटाके मौध दू चम्मछ के संग भोरकय नीतरोज जलखै खायसँ पहिले सेवन करैत रहबाक चाही, एहिसँ हृदय गति व्यवस्थित रहैछ। डायबिटीज़ (मधुमेह) मे त्रिफला चूर्ण मात्रा 300 ग्राम, सुखल धातृ, केशर 200 ग्राम, 100 ग्राम हर्रे कुइटके मिहीं करैत मिला लिअ, एक चम्मच चूर्णमे दू चम्मच मौध फेंटकय जलखै केलाक अदहा घन्टा वाद खाऊ। एहिसँ पेटक रोग कम होइत किडनी क्षति नँय होएत। मोटापा कम करैयमे योगाक अतिरिक्त कोनो वासनमे 4 गिलास इनहोर

जलके (शुशुम गर्म पानि) कऽ लिअ, ओइमे दू चम्मछ मौध आ कागजी नेबोक रस 20 बूंद नीक सँ मिलाबैत भोरमे रसे रसे पीयल जाए, बचल इनहोर के कने सरेलाक बाद ईक्षानुसारे सब सेवन करी । एहिसँ शरीरक कैलोश्टोलक मात्रा घटत, संगहि उच्च रक्तचाप सेहो घटैत अछि।

मोटर (देहगर-दशगर) होयबा लेल एक गीलास दुधमे एक पैघ छोहारा क' टुकरी-टुकरी कएल औंट लिअ, हलुक ठंडा भेलासन्ता दू चम्मछ मौध फेंटकय रातिमे सुतय सँ अदहा घन्टा पहिले पीयल जाइ। एहिसँ रक्त अल्पता दुर होइछ । मौधमाच्छी पोसब केर तात्पर्य-:

विधिवत ढंग सँ मौधमाछीके काठक बक्सामे पोसल जाइछ,एहिक आदैत कैँ समझैत-बुझैत एकरा आवश्यकता कैँ समयानुसार पुरा करैत हुअय ,कम कष्ट पहुँचाबैत वेसी सँ बेशी लाभ प्राप्तिके आधुनिक व्यवसायिक मौधमाछी पालन कहल जाइछ। आधुनिक व्यवसायिक मौधमाछी पोसब एकटा लाभप्रद व्यवसाय छी। बहुत तरहक मौधमाछीमे मुख्यत: निम्न प्रकार सँ मौध भेटैछ।(१)एपिस फ्लोरिया-:ई जंगली मौधमाछी होइछ,जे पोसल नहिँ जाइछ। ई एकल छत्ता बनाकय स्वत:जंगली जेकाँ साफ तरहेँ रहैत अछि,ऐ कैँ अन्हार नापसिन छैक। ई निकहा मौध दैत छैक। मानव सभ्यता प्रगैतिहासिक कालमे जहिया आगिक अविष्कार नहिँ देखने होथि,तहिया सँ ओ अमृत मौधके चिन्हैत एहिक उपभोग करैत आयल छैक। एहिक उपयोग कय वलिस्ट व रोगमुक्त रहथि। ई मौधमाछी पोसब संभव नहिं भ' सकलैक,कियाक तँ ई पालतु नय छी।छोटसन एकल छत्ता बनबैत ओहिमे १००-५००ग्राम निठुर शुध्द मौध दैत छैक। एहिक खोता नहिँ तोड़बाक चाही,किनको घर टुटैत छैक तँ बढ दुःख होइछ से एकरो होइछ। ई विभिन्न फुलपर बैसकय रस चुसैत फसिलक पैदावार बढ़ेबामे कृषक केर हित कीट छी। औषधि रुपमे ई उन्नत प्रभेद अछि। (२)एपिस डोरसटा-:आ भौड़ा मौधमाछी उँचगर जगहमे एक गाछ पर ५-१० सँ बेशी छता लगबैत छैक। ईहो

उपर मौध आ निचला खोइमे अंडा बच्चा राखैत अछि। ई बड़का अकारक जंगली मौधमाछी पौसल नहिँ जा सकैछ। एक छतामे ५-१० किग्रा०मौध भेटैत छैक। ई खिहारिके पानिमे डुबिके बिन्हैत छैक। कदाचित खोता जगायल वा चरचाँचर राहमे अकस्मात मौधमाछी घेरय तँ दूनू हाथ सँ मुँह चेहरा झांपैत पटगरे परि रहु आ दम साधिके कनेक काल शांस रोकबाक चेष्टा कयलापर ओ सब आपस घुमि जाइछ। करोरी लोक दिनमे भजियबैत अन्हार भेलासन्ता नीचा प्लाष्टी बिछबैत बाँसमे लुका लगाकय धधरा देखबैत कमल ओढि नर्सरिया लगाकय मौध जुबताए कैँ निकालैत छैक। निचा खसल मौधक दुरुपयोग सेहो रोकल जाइय। मोट भाग निचा सँ अंडा बच्चा आ सटले उपरका पातर भागमे मौध रखै य। (३) एपिस सेरेना इंडिका-: ई भारतीय मौधमाछी अन्हारमे रहैछ। ७० केर दशकमे खादी बोर्ड एहिक पालन लेल जद्दोजहद कयल।एक बक्सा सँ साल में ५ किग्रा०शहद प्राप्ति होइत रहैक।८० के दशक धरि रुग्न ,अंडा-लार्वा सुखैत खत्म भऽ गैलैक।

(४) एपिस मेलीफेरा-:ई ईटालियन/. योरोपियन पोसुआ प्रजाति मौधमाछी सहज रुपैँ पालन कयल जाइछ। १९२० ई०मैँ भेल योरोपीयन इटालियन जे ६० के दशकमे एतय भारतीय मौसम विज्ञान मोताबिक आरम्भ भेलैक।३ किमी०परिधिमे ई श्रमिक मौधमाछी किसानक जजातके लाभ पहुँचाबैत छैक। अपना बक्सामे रहैत अधिक मौध उत्पादन करैत अछि। एक सँ अधिक छता ८ फ्रेम एक बक्सामे मौधमाछी पोसल जाईछ। एक बक्सा सँ२०किग्रा०मौध ठोसवजन प्राप्त होइछ। ५ बाक्स सँ शुरह करैत सालभरिमे १५ बक्सा धरिबृध्दि हेबाक संभवत: १५ क्वि०मौध स्टाक कयल जा सकैछ। अपन व्राण्डेड औरगेनीक मौध बिक्री १५०/-आ कोम्बशहद २५०/-तथा प्रसंस्करणहनी ५००/-टाका किलो दवाइ लेल किनैत छैक।मोम सँ सेहो आमदनी मधुमक्खी पालन केनहार किसान लैत छथि। चारि तरहक आय आरो प्राप्त होइछ,जकर प्रशिक्षण राजगीर मैँ इडो-जर्मन तकनीक अपनबैत

देल गेल। अलग सँ फेर पाठ देब। जनतब रहला सँ पंचायत स्तरीय प्रशिक्षण लेबा मेँ अभिरुचि सर्वाधिक रुपै बढ़त। किसान जागरूक होथि। मानव हितैषी कीटके मुख्य भोजन

मौधमाछी किसानक फसिल पैदावार 3किमी0परिधिमे बढ़ेबाक लेल मदैतगार सिध्द भेल छैक। पालतू मौधमाछी अपन बसेरा लग सँ दहोदिश उड़ि पराग आ मौध एकत्र करय लेल सब जजात आ फल-फूल गाछ पर पहुँचैत अछि। अपवाद मेँ आमक मोजर पर ओ नँय जाइत छैक।तकर कारण ओतय पहिले सँ ओकर वैरीन बिडनी भोमरा आ मधुआ कीट अड्डा जमौने रहैत छैक। मौधमाछी केँ मनपसिन्न भोजन हरेक मासमे अलग-अलग उपलव्ध रहैछ। केरा आ केरवी फुल सालोभरि कोसा लटकल रहला सँ प्रर्याप्त रुप सँ भोजन भेटैत छैक।

जनवरी माह मेँ-:

सरिसब फुल , खेसारी फूल, चिकना फुल,तरकारिक फूल आ आनो तरहक मौसमीफुल सँ रस लैत य।

फ़रवरी-:

आन फसिलके अतिरिक्त सहजन मुनगा मकई बरसीम सँ प्राप्त होईछ।

मार्च मास-: लिचीमोज्जर ,जम,धात्रिंग,सीमर,जवाईन,मंगरैल सूर्यमुखी आ नेबो।

अप्रील-

: खेरही(मुंग), तील जंगली घास इत्यादि सँ।

मई -: कठजमुनी,तार,जनेर आदि।

जून -:

घुरमी ज्वार उपरोक्त।१५जूनक बाद अखार,साउन भादो मासमे कठिनाई रहैछ,तँ चाराउर लेल चिनीक घोल(चासनी)दैत तीन मास विशेष देखभाल करैय पड़ैत छैक।ठंडी मौसममे सुर्यक रोशनी में बक्सा बाहर राखल

जाइछ।शेष समय मैँ बाक्सा उपर चाही वा छप्पर द'कैँ सुरक्षित कयल जाइछ।आसिन मासमे मौधमाछीक विकास होइत,मौधक आमदनी शुरू होइछ।चारामे चीरचिरि,बैरक मोजर सँ भोजनक स्रोत खुब प्रचुर मात्रा मैँ रहैछ।अलग -अलग तरहक फलक स्वादमे गैहिकी मौध किनय चाहैछ।एकटा नामी बनियाँ सँ मौध किनकय तकर जाँच लेवोटरीमे ट्रायल कयल गेल तँ ओहिमे शुद्ध शहद नहिँ पाउल गेल .......। मिलावट सँ सावधान रहबाक चाही।

मौधमाछी पालन में प्रयुक्त उपकरण-:

एक सर्वेक्षण अनुसारे पृथ्वी सँ जौं मौधमाछी उपैट जाए तँ मनुखक उम्र सिरिफ चारि साल बचल रहत।मानव शिशुकैँ सर्वप्रथम मौध आ बकरीक दुध चटायल जाइछ। ऐ औषधीय गुण बाला मधुमक्खी'क आधुनिक व्यवसायिक पालनमके निमित्त ई उपकरण ओरियेने रहबाक होयत-:

१-मधुमाछी बक्सा

२-मौधमाछी परीवार-८फ्रेम मौधमाछी।

३-नकाव-मुँह लग जालीदार टोपी सहित।

४-हाइभटूल-बक्सा ओजार

५-मौध निष्कासन यन्त्र ।

६-२२नं०तार

७-आधार छत्ता

८-कोमल ब्रूश

९-छत्ता छिलन छुरी-चक्कू

१०- मच्छरदानी।११-मौधक छत्ता राखबाक ट्रे

१२- मौन संग्रह बालटीन(स्टील वा निशा)

ताम , एल्यूमीनियम आ लोहखंडी वर्तनमे प्रतिक्रिया होइछ। १३- अतिरिक्त उपकरण-:

क-पराग संग्रह यन्त्र-पोलेन ट्रेप

ख-परपोलीस संग्रह फूड ग्रेड जारी

ग-रायल जेली संग्रह यन्त्र

घ-मौधमाछी डंकविष निष्कासन यन्त्र

च-चीनीघोल ३माहधरि खुयेबाक बासन।

छ-मौध खुदरामे बेचबाक सब साइजक डिब्बा।आरो किछ ओजारक काज पैड़ सकैछ।

१००ग्राम मौधमे ५०हजार परगकन रहैछ।मौध सँ दुगुना भाव परागक छैक,एहि सँ आयु बढेबामे सहायक होइछ। मोम दैत उपर सँ मुइन दइ छ। 21 दिन धरि मुनलहा छत्तामे सँ बच्चा बहराइत अछि। 2280 सें.ग्रे. तापमान पर एकर जीवन चक्र चले छइ । छत्तामे तीन तरहक बच्चा जनमै छइ । नर मझोला साइजक होइछ जे तीन दिन अंडाकालमे रहि 14 दिन अगिला समय लार्वा कहबैत अछि। 6सप्ताह सँ तीन मास धरि ओ बैसके जीवन खेपैत अछि । श्रमिक अधिक संख्यामे रहेछ जे जनमकालसँ 3 दिनधरि अंडाकालमे रहेछ आ 7 सँ 14 दिन धरि प्युपाकाल मे रहेछ । रानीक पांखि छोट होइछ ओ सभसँ नम्हर देखाइछ । इहो 3 दिन अंडाकालमे आ 3 सँ 5 दिन धरि लार्वा तथा 8 सँ 16 दिन धरि प्यूपा बनल रहेछ। रानीक अधिकतम उमेर 2 सालसँ 4 साल होइछ । नर मात्रे भोजन करैत आ रानीकें गर्ववती बनबैत अपने खत्म भऽ जाइछ । रस प्राग जो रानी बचपनमे का लेत तँ बाँझ भऽ जाएत। रानी अजस्त्र अंडा दैत कहियो सुतैतनय छ । रानीमे विशेष तरहक गन्ध रहेछ, तँ नर सभ आक्रमण कय रानीके मारि दइ छ । रानी तैयार करैक लेल ओकर विशेष पिंजरा सँ सुरक्षा कएल जाइत अछि। रानी तैयार करनाई निहायत जरूरी रहेछ । एक रानी सँ दोसर रानीक गन्ध वंशानुक्रम आधार पर पृथक होइत अछि। जवान रानी पर 5-10 नर विहार करबाक उद्देश्य सँ टुटि पड़ैछ, परंच अकाश बियाह एके नर सँ होइछ आ रानीके अंडा देवा योग्य बना स्वंय ओ टुटिके गीरैत मरि जाइछ ।

श्रमिक मौधमाछी सभ काज स्वंय बालपन सँ करैत अबैत अछि। जेनाकि 1-3 दिनक उमेरमे छताक सफाय करैत य 14-7 दिनबच्चा लावकि भोजन कराबै छइ। 8-16 दिन धरि तीन दिन तक बच्चाके रायलजली आ रानीके आजीवन रायल जेली खियाबै छइ। 17-20 दिनतक मोम पैदा करै छन्। पाकल मोधर्के सील करैत, नयका छता सेहो बनबय लगैत अछि। टुटल छता के दुरुस्त करै छइ। 21 म् दिन घर चिन्हय खातीर पहिले उड़ान करैत अछि। खोता (लकड़ी बक्सा) रसे-रसे चिन्ह लेलाक बाद लगक पराग रस एकत्र करयमे लागि जाइत अछि। जेना जेना ओकर आयु बढैत जाइछ, ओ 3 कि.मी. क्षेत्र चारूभर सँ पराग रस आनैत अछि। उमेरदराज श्रमिक मौधमाछी खोजी दल बनि सांकेतिक भाषामे सबके बतबैत छैक जे कतेक दुर, कोन दिशामे भोजन स्रोत उपलब्ध अछि। 10-16 दिनक अवस्थामे मोधमाडीके विष के स्राव होईछ, तेकर बाद स्रोत सुखि जाइछ। पोसुआ मौधमाछी सँ जे अनेक फायदा होईछ, तहीमे सभसँ वेसी मुल्यवान डंक विष थीक। एक बक्सा सँ साल भरिमे 3.6 ग्रा. भेटैछ जे स्वर्णभाव के समान बिकै छइ। ओना साधारणतः पालक मौध 150 आ कोम्ब शहद 250 सँ 500 टाका किग्रा. दर सँ उत्पादन संगहि मोम आ मोम मिठाय पबैत छैथ। इंडो जर्मन विधि आ उपकरण सँ किसानक हीत उन्नत हुअ जा रहल अछि। बिहार राज्य केर 38 जिलामे 5-5 टा प्रशिक्षण दाता तैयार भेल जे एहि बारेमे विस्तार सँ हर पंचायतमे जागरूकता बढ़ाएत। मौधक मिठास सभ परिवार क पहुँचाएब, रोगमुक्त बनाएब हमर अभिष्ट भविष्यमे रहत।

६

## रंगपुरमे जगूक परियास : एक विश्लेषण




मैथिली सँ हिन्दीमे सुप्रसिद्ध साहित्यकार गजेन्द्र ठाकुर जीक पोथी" जगदीश प्रसाद मंडल एक वायोग्राफी आ साहित्य अकादमी द्वारा पुरस्कृत मैथिली उपन्यास"पंगू" जाहिक रचनाकार जगदीश प्रसाद मंडल जीक पोथीके प्रकाशित करबामे आगू एलाह श्री रामेश्वर बाबू। हिनक पहिचान कवि - कथाकार रूपेँ भेल छन्हि। बसुआरी हाईस्कूल सँ सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, अनुवादक ओ साहित्य सेवी श्री रामेश्वर प्रसाद मंडल विरचित 'बगवार' उपन्यासिक प्रवंध काव्यमे एक दुर्गम गाम ' रंगपुर ' केर विशेष चर्चा कयल गेल छैक। मिथिलांचल'क ग्रामीण जीवन बदलैत परिवेशक चित्रण अतिशय सुन्दर रुपेँ भेल अछि। अपन गामक प्रति जगूजी एक साधारण लोक रहैत कर्मशील छथि। वर्णित काव्यके मुख्य पात्र जगूक आरम्भिक जीवन भीतघरमे

माय- बाबूक एकेदिन मृत्युसँ कष्टप्रद बुझाइछ तँ दू बेटाके एकेहि मरबा पर वियाह सँ प्रशन्नता भरल छै। ऐ मैथिली पोथीमे पहिल पाठ सँ अंतिम पाठधरि जगूक पारिवारिक हलातक' उतार - चढ़ाव केर जीवंत कथ्य परोसल गेल छै। जेठ बेटा आ फेर एक बेटी जन्मक बाद हुनकर पत्नीक पैर भआरईभएल रहय। रामेश्वर प्रसाद जी काव्यके पाँतिमे शव्द चयन देखल जाए-:

रोशनी देलैन जौंआ बच्चा

झूट नइ हम बजे छी सच्चा

लोक कहलक ई की भेल?

भगवान'क ई अजगूत खेल

बाल- बच्चा चेष्टगर - छँटगर भेलासन्ता तकर नीक परवरिशक संग उत्तम शिक्षा दियाबैत अपने स्वंय चुरी कारखाना - गुलाठीमे कार्यरत रहैछ। तत्कालीन पिछरल समाजमे बालक शिक्षा तँ रहय मुदा बालिका शिक्षा'क घोर अभाव रहैक । यथा-:

बेटाक लेल किताब कलम खरीदै छी

बेटीक हाथमे किएक छिटा-खुरपी धरबै छी

बेटा शिक्षा कैँ दीप जरबै छी

बेटी शिक्षा कैँ किए दीप मुझबै छी?

समय चक्र एहन घुमैत छै जे अपन सुपरवाइजरी नोकरी आ पुत्र वेदप्रकाश,देव आ निलेशक नौकरी धरि छुईट जाई छै। बेटी चंदाक वियाह शिक्षित वर सँ समय सँ कराओल जाई छै,मुदा धियापुता नहिं समय पर होई छैन। जीविका लेल माछ पालन जे करैत य , तँ गामेक लोक रातिकैँ चोरी कऽ लैत छै। पंच लोकनि महा घुसखोर छै, उचित निराकरण नहिं होई छैन। संगी रघु मंडल अपने लक्ष्मीपात्र रहैत हिनको धन अरजैक सलाह दैत रहनि। ओ संतान कैँ अक्षरबोध नहिँ करेने ' बुढ़ारीमे बेटा पूतौह धरि वृद्धाश्रम मेँ पहुँचेने रहैन। ताहि प्रसंग मित्र दूनू प्राणी कैँ जगू गाम आनैत य। पता इहो चलैत छैक कका

फुसनी मरड़क बेटा निशेवाज भ' वेश्या सँ वियाह कऽ लेने छै। पत्थलतोर मेहनतके बले जगू तरकारी खेती फल - फलहरी सँ नीक अर्जन कयल। समाजमे अभावमंद लोकके सदैत मदैत पहुंचेवामे पाछु नहिँ रहैत , कनिकबेटामे लोटनके पढ़यमे सहयोग केने रहथि। से लोटन दारोगा बनि गेल छै आ चुरी कारखाना लग बोराक छली लगाबैत जगूक बेहोशी समय अकस्मात् आबि टेम्पूपर लाधैत होस्पिटल मेँ अपन रक्त दैत जियाबैत देखल गेलैक हन्। आरो मानवताक परिचय दैत कर्जा सेहो उतारि मन हलुक कऽ देतैन। अपने गाम आबि जहन ओ बेटा पूतौह सब सँ उपेक्षित होइत अछि, तँ हुबा करैत साग - सब्जी 'क बागबानी आ बानकि करैत सुदृढ़ होईत गेल छै। सतनाकेँ महाजन रंगलाल पाँच हजार टाका देलकैक मुदा तगेदा एक लाख टाकाके कयलापर पँचैतीमे जगूक कथनके कियो पँच मोजर नहिँ कएलक। सतनाके टाका दैत महाजनक चपेट सँ हटेलक। गाममे अपना नामे मध्य विद्यालय खोलैत साक्षरता बढेबामे आगू रहला। जगूक पत्नी रोशनी बेराम पड़ैत छथिन से अबतब स्थिति बनैत छै। बीडीओ बेटा नीलेश मात्रे पाँच लाख टाका ओरियाउन केलक शेष आठ लाख ले अपन मकान बन्हकि धरि राखि समुचित इलाज कराबैत छै। निराश परिस्थितिमे चुरी कारखाना सँ एक चिट्ठी अबैत छै, जाहि लेल कागत पत्तर तैयार कय दूनू दम्पति गुलाठी नगर पहुँच ,ओतय बढल पेंशन मद केर सोलह लाख टाका पाबैत अछि। गाम अयलापर विमुख भेल बेटा पूतौह सब सँ सौहार्द निश्तुकी होई छैन। मायक अन्दरुनी ममताके जगू जगाबैत देखेलाह अछि। गाममे अपना आ पत्नीके नामे होस्पिटल बनेलाह। बेटी ताहि होस्पिटल सँ स्वास्थ्य लाभ पाबि गर्भवती होई छथिन। बिहार क' प्रसिद्ध छैठ पाबैनिक आराधना समय घाटपर एक १८ वर्षीय मयटुअर- बपटुअर खटरी नामक छौरी अचेत भऽ खसि पड़ैत छै,दाँती लगैत छै। तकरा होस्पिटल आनल जाईछ,नीलेश रक्तदान दैत जीवनदान दैत छै।ओकरे सँ विवाह सेहो आदर्श पूर्वक होईछ। दूनू प्राणी सपरिवार विचार

करैत एक धर्मशाला बनाय ओहिमे सदाव्रत बाँटैक काज शुरू कयल। दुरौसक प्रचार सुनि कतेको निर्धन, भिखारी,बाबाजीक आबाजाही हुअय लगलैक। एक एगारह बरखक छौड़ाके पाँतिमे ठाढ़ गरदैने पर लालमस्सा देखि चिन्ह् गेल से ओ रहय हिरबाक बेटा, जे नेना मेँ हेरा गेल छलैक। पछुआयल वंचित समाजक काव्य धारा कैँ रसीकजन दाहातर्ज, श्रवण कुमार तर्ज आ राधेश्याम तर्ज पर गाबि शिक्षा जागरूकता कऽ सकैछ।

रामेश्वर बाबू द्वारा मनो विश्लेषणात्मक द्वन्दके यथासंभव संयम विवेक ओ ओचित्यक प्रतिरक्षण कयल गेल हन्। ऐ तरहक सजगता हम गूलोमे सेहो सुभाष चन्द्र यादव जीक उपन्यासमे पेयलहुँ अछि। किसान जीवनक महागाथा रचबाक परम्परा उड़िया भाषाक कथाकार फकीर मोहन सेनापतिक " छमाड़ आठ गुंडे" (१८८७ ई०) सँ शूरू होईछ। प्रेम चंद के गोदान,ललितक पृथ्वीपुत्र आ यात्री जीक बलचनमा ओ पारो उपन्यासमे सेहो किसान - मजदूरक संघर्ष सामंती व्यवस्था केर विरूद्ध भेल अछि। एहि तरहेँ कहल जा सकैछ अपने परिवार समान सम्पूर्ण गाम- समाजकैँ एक परिवार मानैत जगू सफल बागवार (रखबार) बनि गेल छैथ। ऐ तरहक वास्तविक गाम सरौती,टिकापट्टी मेँ कयल गेल अवदानक सहेजें मोन पड़ि जाईछ। पल्लवी प्रकाशन निर्मली सँ सद्यप्रकाशित एहि मैथिली साहित्य पोथीक दाम ३५० टाका आ कुल पृष्ठ सँ.१०७ छैक,जे पाठकके पढैक प्रति विशेष अभिरुचि जगाबैत य।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.४.लालदेव कामत-आर्थिक विपन्नता/ मुंस'क दान



**लालदेव कामत- आर्थिक विपन्नता/ मुंस'क दान**

**१**

**आर्थिक विपन्नता**

विश्व भरिक नजैर छई भारत पर। बेपारिक दृष्टिये प्रतिस्पर्धा मेँ आगू बढ़ि जेबाक धेह छै। भारतवासी पैघ लोकक नजैर छैन दलित - पिछरल समाज पर। भारत आ नेपाल बोडर केर जोगबनी बजारमे एकटा धार्मिक उजैहिसन नव पूजा पद्धति'क केने रहय। प्रचार सुनि अपन योगदान उपस्थिति सँ बनाबैत पछुआयल समाजक लोकके जूलूसमे सजि वट सावित्री व्रत पूजन महोत्सव देखै ले अपन काज सँ छुटिमारि ललमुंही सपरिवार अयलीह। आब वैश्य आ सवर्ण 'क देखौंश अति पिछड़लो समाजक लोक करैत य। नव परिधानमे पुरूष तँ कम्मे, वेसी स्त्रीवर्ग मेलामे चीज बौस्त बेसाहिके चढ़ाबैत आ खोंईछ सेहो भरैक अभिक्रममे लागल छलैक। जोगारमे साढ़े तीन सय टाका ललमुंही केँ एक रोजक मजुरी भेटैत छै। ओकर साँए हेड मिस्तरीमे नीत रोज साढ़े पाँचसय आ देओरके देहारी नवसिखुआ रहने पौने चारिसय टका कमबैत य। आई ऐ तरहेँ पच्चीस लाख टाका बोईन मारल गेल सबकियो केँ। एहेन - एहेन

नव- पुरान बहुतो चलनसारि डेबैत पूर्वजक बतौल जुईत पर आधुनिको जुगमे कठिणता सँ जीवन जीयैत निठाहे पछुआयल रहै य। तैपर सँ पंडा पुजारी धाइम आबिके घर-घरमे डीह डायनक जादू -टोना सँ बँचबाक खगौट बुझाबैत जन्तर तबीजी नगदमे बेचि जाइछ। अनपढ़ आ कम साक्षर जनिजाइत अपना घरमे पढलो लिखल पुरूष सँ नुकाके टाका धरि बोहाबैत गरीबी खुदे आनैछ। तैँ आर्थिक विपन्नता पछारबे ने करत!

२

**मुंस'क दान**

एक परम गरीब रहैक- महिया। ओ सब दिन माँगि - चाँगिके खाई। भीखमंगनी करैत ओ जीवन निर्वाह करयमे लागल रहय। एकदिन भुखल - दुखल बिलास सेठक दोकान लग ठाढ़ भऽ हाथ पसालक। सेठजी अपन जेठ बेटाकेँ बेचि, तै टाका सँ वस्त्रक कारोबार बजारमे कएने रहथि। से मुंस हुनका वस्त्रालयमे रातिके उपद्रव मचाबैक। ओ मुसकारीमे जीबैत नरमुस बझेने छलाह। से बेपारमे घटा-नफाक गुनधुन करैत जूटक गजियामे मुंसकांरी उझैल धरि मुंसबाक गरदैने धेलनि। ताहि असैरमे महिया पाई भीखमे माँगबाक याचना कयल। बिलासजी निष्ठुर भऽ मुंसकेँ ओकरा दिश जुमाकय फेकैत कहलनि - लेह! लपकिकेँ मुंस धरि लेलक आर्त महिया आ ओतय सँ पराएल चलि देलक। बाटमे एकटा बिलारि पोसय बाला शखगर श्रीमंत लोक देखायल। ओ मुंसक किछ ढौआ दैत किन लेलक आ बिलौटाके ओगारि देलक। ताहि कैंचा सँ महिया अपन जठराग्नि शांत नँय कऽ खुदरा बेपार आरंभ केलक। ३० शालमे ओ सुदृढ़ होईत पैघ बेपारी बनि गेलैक। धन सम्पत्ति सँ एतेक ने सुव्यवस्थित भेलाह जे मिथिला देशक सबसँ धनिक लोकमे जानल पहचानल गेला। आब महिया जीके आत्मज्ञान रातुक निनियां उड़ा देने छलैक। से उदग्नितामे ओ पुजी कोन तरहेँ घुमाएत! लगधक १५ लाखमे २४ करेटक सोनाक मुंस कीनकेँ उपहार रूपेँ बिलास जीके भेंट कयलनि। विलास जीक

शेष चारू बेटा एहन उदार हृदयके व्यक्ति केँ अचरज दृष्टिये एकटक निहांरैत रहि गेल।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.५.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-२५)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम. ए., नैहर- खराजपुर, दरभङ्गा, सासुर- गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास- राँची, झारखण्ड। झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभागमे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पदसँ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

**अग्नि शिखा (भाग- २५)**

*(मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण)*

**कथा अखन धरि:**

उर्वशी विवाह सँ पहिने दू टा शर्त राजा पुरूरवा के सोझाँ रखैत छथि,जकरा ओ राजा कैँ आजीवन पालन करबाक प्रतिबद्धता दैत छथि,जाहि दिन राजा एकोटा शर्त कैँ पूरा करबा मे असफल रहताह, उर्वशी ओही समय मे वापस स्वर्ग चलि जेतीह,राजा पुरूरवा स्वीकार करैत छथि दुनू शर्त !

**आब आगू:**

आइ गंधर्व रीति के अनुसार राजा पुरूरवा आ उर्वशी के विवाह संस्कार सम्पन्न भऽ गेल छल,एहि विवाह के अवसर पर एकटा विशाल समारोह के आयोजन

भऽ रहल छल।

भूमंडल के सब राजा के आमंत्रित कयल गेल छल। एहि में कुल गुरु वशिष्ठ के महत्वपूर्ण भूमिका छलनि। किएक तऽ राजा पुरूरवा आ उर्वशी के विवाह संस्कार हुनके द्वारा सम्पन्न कराओल गेल छल,ताहि कारण सबसँऽ पहिने ओ वर-वधू कैँ आशीर्वाद देने छलाह। तकर बाद प्रख्यात ऋषि लोकनि दंपति कैँ आशीर्वाद देमय लगलाह। एकर पश्चात आमंत्रित राजा गण एवं गणमान्य अतिथि गण राजा पुरूरवा आ उर्वशी के विभिन्न उपहार दैत अपन शुभकामना व्यक्त केलनि ।

प्रजा जन में प्रसन्नताक लहर व्याप्त भेल छल। भला ओ सभ प्रसन्न किएक नहि होइतथि! स्वर्ग के श्रेष्ठ अप्सरा उर्वशी स्वेच्छा सँऽ राजा सऽ विवाह के आग्रह करय लेल पृथ्वी पर आबि गेलीह। भला एहि सुअवसर के राजा किएक नहि स्वीकार करितथि ! ओ किएक ठोकरबितथि उर्वशी के प्रणय निवेदन!राजा एकरा किएक नकारितथि ? ओनहुना सौंदर्यमयी अप्सरा के प्रणय निवेदन के ठोकर मारला सऽ राजा पाप के भागी बनितथि! ताहि कारण राजा हुनक प्रणय निवेदन स्वीकार केलथि।हुनकर जोड़ी दुनिया मे अद्वितीय अछि।ई समाचार कर्ण-स्रोत सँऽ भूमंडल पर चारू दिशा मे पसरि गेल। जे सभ सुनथि ओ पहिने आश्चर्यचकित भऽ जाथि फेर प्रसन्नता व्याप्त भऽ जान्हि हुनका सबहक मुखमण्डल पर।

राजा पुरूरवा आ उर्वशी दुनूक जोड़ी दुनिया मे अद्वितीय अछि। आइ धरि कहियो एहन नहि भेल छल,जे अप्सरा स्वयं भूपति दिस आकर्षित भेल हेतीह। संभवतः भविष्य में कहियो फेर एहन संजोग पुनः नहि होयत - ई सबहक विचार छल!आइ पृथ्वीक सोझाँ झुकि स्वर्ग प्रणाम करैत अछि - ई प्रत्यक्षतः स्वर्ग पर पृथ्वीक विजयक प्रमाण छल।

जतेक लोक ततेक तरहक बात सुनबा में अबैत छल । सबहक अपन-अपन बुद्धि अनुसार अपन-अपन विचार छल। मुदा एहि विवाह सँऽ प्रसन्न सभ केओ

छालाह। की राज कर्मचारी,की प्रजा जन, ऋषि मुनि,विद्वत जन अथवा अन्य राजा गण सब क्यो अत्यंत प्रसन्न भय पुरूरवा आ उर्वशी दुनूक जोड़ी के दुनिया मे अद्वितीय कहि रहल छलथि ।

पुरूरवा कैँ घमंड तS कनिको छूबियो नहि गेल छलनि।पहिने जकाँ छोट-पैघ सबहक प्रति सामान्य व्यवहार छलनि,स्वयं उठि कS अभ्यर्थना कS सबहक स्वागत केलथि ।एहि अवसर पर नव वस्त्र, सोना, चानी,रत्न आ हीरा आ अनेको बहुमूल्य रत्न अभ्यागत संग प्रजाजन के मध्य उपहार स्वरूप वितरित कएल गेल छल। ई सभ सामग्री बहुमूल्य रत्न, वस्त्र, अन्न उपहार मे बाँटल जाइत छल,कारण हुनका लोकनिक राज्य मे केओ निर्धन वर्ग के नहि छल जकरा दान देल जाइत। जे सब एकरा प्राप्त करैत छल,ओ एहि सभ वस्तु के राजाक प्रति प्रेमक कारणेँ उपहार मानैत,मात्र श्रद्धा सँS स्वीकार करैत छल। राजा के द्वारा ऋषि लोकनि कैँ दान देल गेल,हुनक अपन गुरुकुल आ आश्रमक संचालन हेतु ।

सजल विवाह मण्डप एखनहुँ राजाक विवाह समारोहक भव्यता आ राज्यक समृद्धि गाथाक बखान कS रहल छल। ऐश्वर्य आ वैभवक यश पताका एखनहुँ बहुमूल्य रत्न हीरा आ सोनाक बनल अद्भुत विवाह मण्डप के रूप मे फड़फड़ाइत छल। वैभवशाली राज्य के राज कोष विशाल सागर समान छल,जाहि सँS एक लोटा जल निकालल जाए लखन भला ओहि सागर के जल में कोन कमी होयत? यैह कारण छल जे राज्यक कोष सँ कतेक धन-रत्न दान कयल गेल छल,तइयो समुद्रसँ निकालल गेल पानिक एक लोटा सन भरल रहल - ओ कोष ।राज्य उत्सवक भव्य आयोजनमे आम लोकक प्रवेश सेहो निश्चित छल । सब प्रजाजन सम्मिलित भेल छलथि एहि समारोह में ।

देश देशांतर के राजा-राजकुमार आ सामंतक अतिरिक्त राज्य के सामान्य जनता लोकनि अपन राजा के विवाह संस्कार के अवसर पर भरपूर मनोरंजन

प्राप्त कयलन्हि । ई विवाहोत्सव पंद्रह दिन तक चलैत रहल। एकर पश्चात आमंत्रित लोक सब एक-एक कऽ विदा होमय लगलाह।पंद्रह दिन के बाद सब पाहुन चलि गेलाह। विदा काल में सब पाहुन के धन्यवाद दैत राजा पुरूरवा के तरफ सऽ विदाई देल गेल। सब कियो प्रसन्न छल,सम्राट पुरूरवा के प्रति ककरो कोनो दुर्भावना नहि छल, सब कियो सम्राट पुरूरवा आ उर्वशी के हृदय सऽ आशीर्वाद दऽ कऽ विदा भऽ गेल छलाह। आम जनता सऽ लऽ कऽ राज्य अतिथि तक सब राजा के देल गेल सम्मान स गदगद भऽ गेल छलाह ।

=======*********========

सौभाग्य-शय्या!आ सेहो सम्राट पुरूरवा के! एकर सजावट के वर्णन करब कठिन काज अछि! विवाह भवन के निर्माण के संग-संग सौभाग्य कक्ष के निर्माण आ सजाबय के कर्तव्य-भार स्वयं विश्वकर्मा के द्वारा लेल गेल।कक्ष के निर्माण के काज ओ स्वयं अपनहि समक्ष पूरा करौलनि । अतः एहि मे कोनो तरहक त्रुटि रहबाक कोनो संभावना नहि छल।कक्ष के फर्श पर रंग-बिरंगक फूल एहन सजाओल गेल छल जेकर तुलना असंभव अछि। ओहि मे रति आ मदन केर विभिन्न मुद्रा में चित्रित कएल गेल छल।विशाल विस्तृत पर्यंक के अपना में एक आओर बेसी अद्विताीय विशिष्ट छल सौन्दर्य।एकर आधार आ सतह पर अलग-अलग मुद्रा मे कामदेव आ रति के सजीव चित्रण कएल गेल छल। लागैत छल जेना ओ विशेष सौभाग्य-कक्ष रति-पति कामदेव के छल। रति-कामदेव के चित्र ओहि संपूर्ण कक्ष में विभिन्न मुद्रा में चित्रित कएलगेल छल। कक्ष के देबाल पर पर्यंत विभिन्न मुद्रा में रति-कामदेव चित्रित छलाह। कक्ष के फर्श पर छल अद्वितीय पुष्प, बहुमूल्य रंग-बिरंगक मोती,माणिक आ कतेको रंग सऽ रंगल स्वर्ण जड़ल कालीन! ओहि कक्ष मे पुरूरवा आ उर्वशी के सौभाग्य-शय्या एतेक नीक जकाँ सुसज्जित आ एहेन

बहुमूल्य छल जेकर सामान्य जन कल्पना तक नहि कऽ सकैत छल।एहेन सौभाग्य-कक्ष सम्भवत:इन्द्र कैँ सेहो नहि भेटि सकल होयतन्हि ।
मुदा आब एखनि ओहि कक्ष मे कियो नहि छल।एतेक बहुमूल्य रूप सँऽ सजाओल कक्ष एखनो एकदम रिक्त छल।राजा पुरूरवा हृदय मे अनगिनत असंख्य स्वप्न लऽ कऽ ओहि कक्ष मे प्रवेश केलनि,मुदा शून्य सौभाग्य-शय्या कैँ देखि ओ आश्चर्यचकित भऽ गेलाह,तीव्र गति सँऽ ओ दोसर कक्ष मे प्रवेश केलनि जे ओहि कक्ष सऽ संलग्ण छल । मुदा आश्चर्य!ओतहु उर्वशी नहि छलीह ! केहन सौभाग्य-रात्रि अछि!जाहि मे वधु अनुपस्थित छथि! राजा पुरूरवा सोचलथि!क्रोध मिश्रित आश्चर्यक रेखा हुनकर मुखमंडल पर स्पष्ट रूप सऽ परिलक्षित भऽ रहल छलनि ।दु:खी हृदय सऽ राजा लगहि मे राखल स्वर्ण आसन पर बैसि गेलाह।एकहि क्षण मे हुनक सभटा सुख-स्वप्न पर वज्रपात भऽ गेलनि।पर्यंक पर सँऽ एक-एकटा पुष्प उठा कऽ ओ हस्त कमल सँऽ रगड़य लगलाह। वह पुष्प सभ के मसलि मसलि कऽ नष्ट करय लगलाह। ओ अत्यंत खिन्न हृदय भऽ गेल छलाह।
कियो एक जन छल जे राजाक एहि अवस्था सँऽ हर्षित भऽ रहल छल। ओ छलीह उर्वशी!मुदा राजा के एकर लेश मात्र ज्ञान नहि भेल छलनि। ओ उर्वशी के नहि पाईब एकदम असहज अत्यंत दु:खी भेल छलाह ।
हठात् मधुर हँसी वातावरण मे गुंजायमान भऽ गेल।अधीर भऽ कऽ राजाक मुँख सँऽ आवाज निकलल,जे वास्तव मे हुनक हृदयक आह्वान छलैन्ह -
"हे उर्वशी प्रियतमे! अहाँ कत' छी! आहाँ हमरा समक्ष प्रगट होउ!आऊ!शीघ्रता करू ! आब हमर धैर्यक एतेक परीक्षण जूनि करू।"
क्षण भरि मे झरना सँऽ बहैत जल श्रोत जकाँ इजोतक फव्वारा ओहि कक्ष मे झमकि गेल।ओहि प्रकाश सँऽ पूरा कक्ष प्रकाशित भऽ गेल।पुन: ओ तीव्र प्रकाश फर्श पर एकटा निश्चित घेरा मे सीमित भऽ गेल छल ।
क्षण भर में ओ तीव्र प्रकाश एक अद्भुत सौंदर्य मयी युवती के रूप में परिवर्तित

भऽ गेल!ओह उर्वशी! उर्वशी के केहन अद्भुत रूप छलैक! ओना तऽ ओ स्वयं साक्षात् अद्भुत सौन्दर्यक देवी छलीह।ब्रह्मा सेहो हुनका बराबर सौन्दर्यक सृजन करबा मे असमर्थ छलाह । मुदा एखनि विवाह परिधान में सुसज्जित नव कनिया के रूप में उर्वशी के सौंदर्य के वर्णन अत्यंत कठिन छल ! रक्त वर्ण के जगमग करैत रेशमी कञ्चुकी धारण कएल,अनमोल सौंदर्य प्रसाधन सँऽ सुसज्जित आ अमूल्य आभूषण सँ अलंकृत उर्वशीक रूप लावन्य पुरूरवा के रोम-रोम कैँ हर्ष सँ भरि देलक।

विवाह परिधान में सुसज्जित उर्वशी के दिव्य सौंदर्य सँऽ प्रभावित विमुग्ध राजा के हृदय काम-संतप्त भऽ गेल।हुनकर संपूर्ण शरीर में एकगोट मधुर सन मद भरि गेलनि। ओ काम संतप्त भऽ गेलाह,मद भरल सिहरन सँ हुनक देहसंग आत्मा तक भरि गेल छलैनि । कामोंत्तेजना सँऽ हुनक अधर काँपि उठल,मुखमंडल पर पसीनाक मोती चमकि गेलनि । राजा मयपान कएल धुत्त आदमी जकाँ उन्मत्त भऽ गेलथि । काम क्रीड़ा के लेल ओ व्यग्र भऽ गेल छलाह।

ओ उर्वशीक आँखि मे ध्यान सँ देखलथि । हिरणी सन चंचल पैघ झील सन आँखि सँऽ उर्वशी अपलक हुनके देखि रहल छलथि।बूझि पड़लन्हि जेना पैघ झील में पुरूरवाक संपूर्ण शरीर आत्मा सहित डूबि गेल छल।

किछु क्षणक बाद उर्वशीक मधुर स्वर लहरी कक्ष में गूँजि उठल -

"धैर्य राखू प्रिय। एतेक अधीर जूनि होउ "।

"कियैक,अहाँ हमरा किएक यातना देबय चाहैत छी प्रिये ?" राजाक प्रेम-विह्वलता हुनक विचलित स्वर सँऽ स्पष्ट भऽ रहल छलनि ।

"प्रिय हम आ अहाँ दुनू गोटे अद्वितीय छी,एहि दुनियाँ मे अपन विवाह एकटा अद्भुत अद्वितीय विधि सँऽ सम्पन्न भेल,तखन एहना में अपन सौभाग्य-रात्रि मे अहाँक संग हमर मिलन सेहो अद्भुत,अनुपम हेबाक चाही" -

उर्वशी खिलखिलाइत बजलीह ।

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.६.नन्द विलास राय-मास्क



**नन्द विलास राय**

**मास्क**

पूरा विश्व कोरोना बेमारीसँ अक्रान्त छल। लोक त्राहि कृष्ण, त्राहि कृष्ण कऽ रहल छला। कताक गोटा अपना गेटमे ताला लगा कऽ रखै छला। कियो किनको ओइठाम नहि जाए चाहै छला। जँ किनको ओइठाम कियो पाहुन-परक पहुँच जाइ छेलखिन तँ घरबैया ओइ पाहुनकेँ शंकाक नजैरसँ देखै छला। के कहलक ई पाहुन कोरोना वायरससँ ते ने संक्रमित अछि।

दू गज का दूरी आ मास्क है जरूरीक नारा लगैत छल। सरकारक तरफसँ मैकिंग करौल जाइत छल जे बिना आवश्यकता घर से बाहर मत निकलिये। अगर निकलना जरूरी है तो मास्क लगाकर निकलिए और दू गज का दूरी बनाये रखिये।

करोने कालमे हम एक दिन निर्मली जाइत रही। निर्मली बाजारसँ उत्तर-पश्चिम एकटा तीन मुहाँनी अछि जेकरा बेरियर चौक कहल जाइत अछि। आइसँ लगघक चालीस बरख पहिने ओइठाम बेरियर छल, कोनो भी गाड़ीकेँ ओतए रूकऽ पड़ै छेलइ, तँए बेरियर चौक नाओं पड़ि गेल।

हम जखन बेरियर चौकपर पहुँचलौं तँ एकटा उन्नीस-बीस बर्खक लड़काकेँ सिपाही डंटासँ मारैत रहए। बगलमे एकटा कुर्सीपर दरोगा साहैब बैसल छला आ हुनका बगलमे माने दरोगा साहैबक बगलमे दूटा सिपाही सेहो बैसल छला।

